अछि। भारत- माताक जयगान भए रहल अछि। एकहि स्वरमे समाजमे युग-युगसँ पसरल वैमनस्यता,भोदभाव, शोषणक विरुद्ध आक्रोश सेहो तीव्रतर भए रहल अछि। क्यो-क्यो कहैत छल जे समाजकेँ बिखण्डित करबाक ई फिरंगी सभक नव हथकंडा अछि।

राष्ट्रवादी दलमे महिलाक पैठसँ सभसँ बेसी प्रशन्नता भजनानन्ददासजीकेँ भेलनि। हजारो सालसँ यातनापूर्ण जीवन जीबए हेतु विवश स्त्रीगणकेँ अभिव्यक्ति एकटा साधन भए गेल छल राष्ट्रवादी दल। जखन कखनो नव प्रयोग होइत अछि, चाहे ओ सही हो, गलत हो, जे हो, ओकर विरोध, प्रतिरोध होइते अछि। मुदा ओहो विकासक एकटा पदचापे बुझबाक चाही। अन्ततोगत्वा मनुक्खक प्रयास सफल होइते अछि। से नहि होइत तँ मनुक्खक विकास नहि भए सकैत अछि। आदिकालसँ लोक परिस्थितिसँ संघर्ष केलक आओर आगा बढ़ल अछि।

भजनानन्ददासजी भक्ति, अध्यात्म ओ राष्ट्रवादक प्रखर घ्वजवाहक भए गेल छलाह। गाम घरमे भए रहल सामाजिक, राजनीतिक घटनाक्रमसँ आश्रममे अएनिहार लोकक माध्यमसँ ओ पूर्ण अवगत छलाह। हुनकर एहि उदारताक लाभ राष्ट्रवादी आन्दोलनकेँ भेटि रहल छल। एही बात सभकेँ ध्यानमे रखैत राष्ट्रवादी दलक अगिला बैसार वृन्दावनमे करबाक निर्णय भेल।

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीश प्रसाद मण्डल- पंगु (उपन्यास) धारावाहिक आ दूटा लघुकथा**

१

जगदीश प्रसाद मण्डलक

पंगु

उपन्याससँ...

9.

उमेरक चलैत अपन गिरैत दैहिक शक्तिकेँ अँकैत देवचरण हरिचरणक बिआह करब अनिवार्य बुझलैन। अनिवार्यक दू कारण भेलैन, पहिल- अपन आगू बढ़ैत परिवारकेँ अपना आँखिये देखब, जइसँ मनमे तृप्ति जगैत अछि। दोसर कारण मनमे ईहो भेलैन जे ओना हरिचरणकेँ पढ़ाएब-लिखाएबसँ लऽ कऽ ओकर बिआह-दान करब धरिक काज राधाचरणक कर्तव्यक सीमामे अछि मुदा ऊहिगर बेटाकेँ नहि रहनेआतैसंग हरिचरणक जीवनचर्याकेँ देख देवचरणक मनमे ईहो भेलैन जे जेहेन पोता क्रियाशील अछि, ओहने क्रियाशील लड़कीक संग जँ बिआह कए देबै तँ ऐगला पीढ़ीक जीवन-यापन संतोषप्रद हेबे करत। यएह इच्छा ने सभ परिवारमे वृद्धजनक होइ छैन जे अखुनका जे परिवारिक जिनगी अछि ओ दिनानुदिन अगुआइत चलए।

ओना, मिथिलांचलो तँ मिथिलांचले ने छी। जहिना कुशाग्र बुधिक लोक अनुकूल परिस्थिति भेटने नीक-सँ-नीक विद्वता, नीक-सँ-नीक कलाकारिता, नीक-सँ-नीकटेकनोलॉजी आ नीक-सँ-नीक जिनगीक पारखी बनैए

तहिना ने नीक-सँ-नीक भोगवादियो आ नीक-सँ-नीक जोगवादियो बनिते अछि। अपना सबहक मिथिला वएह ने छी जे जइ पत्नीकेँ सहयोगी-संगी बुझै छी ओइ पत्नीकेँ परिवारिक कोनो क्रिया-कलापक भार नइ पड़ैन, तँए भानस करैले भनसिया, पानि भरैले पनिभरनी, कपड़ा-लत्तासँ लऽ कऽ घरक निपाइ-पोताइ तक अनकेँ[i] सिरे-हाथे होइ। मुदा से नहि, ओहनो मिथिलांचल तँ अछिए जैठाम बेटा-पुतोहु अपन पाछूसँ अबैत खनदानी परिवारमे पिताक अनुसरण करैत सहयोगी बनि तिल-तिल, कण-कणक अनुभवक अभ्यास करैत तिले-तिल, कणे-कण अबैबला काल्हुक अनुकूल बनबैत अपन भविसकेँ अनुकूलतामे पीअबैत, निर्माण करैत आगू बढ़ैए।

मिथिलांचलक ओइ हिस्सामे देवचरण हरिचरणक बिआह करब मनमे रोपि लेलैन जेतए अपने सन सीमान्त किसान[ii] परिवार हुअए। जइ परिवारक जन-जन अपन भविसक पाछू लगि श्रम-संस्कृतिकेँ अंगीकार करैत श्रमशील-शिलाक क्रमगतिसँ निर्माण-कार्यमे लागल हुअए। ओना, ई इच्छा तँ अपन मनक भेल, मुदा जैठाम बरपक्ष छी तैठाम अपने उपकैर कऽ केना कन्यागतकेँ कहब जे अहाँ अपन कन्याक बिआह हमरा परिवारमे करू। एक तँ अनेरे लोकक मनमे उठत जे जाबे लड़का खोमाह नइ छै ताबे एहेन चर्च किए करै छैथ। तैसंग ईहो तँ अछिए जे मनोनुकूल कन्या नइ रहने एकटा-दूटा कन्यागतकेँ तँ बहटारि सकै छी, मुदा जँ तइसँ बेसीकेँ बहटारए चाहब तँ अनेरे ने सभ कहबे करत जे फल्लाँ लड़काक सिरे तेहेन बौगली[iii] सिया कऽ रखने छैथ जे कन्यागत जँ अपन डीहो-डाबर बेच कऽ लगा देत तैयो ने भरतैन...!

संजोग बनल, हरिचणक बिआह समस्तीपुर जिलाक ओहन गामक किसान परिवारमे भेल, जे परिवार अपन कृषि क्षेत्रकेँ ओहन बिसवासू रूपमे बना कऽ ठाढ़ केने अछि, जइसँ इंजीनियर, डॉक्टर तकक समावेश परिवारेमे होइक सम्भावना बनल अछि। जेहने देवचरण खेतिहर पुतोहु चाहै छला तेहने पुतोहु भेटने अपन सोलह सालक पोताक बिआह सोलह सालक कन्या- परमेसरीक संग केलैन। भुखाएल-दहेजियाएल मन देवचरणकेँ रहबे ने करैन, तँए हरिचरणक बिआहसँ सोल्होअना तृप्ति देवचरणकेँ भेलैन।

समयक अनुकूल तँ राधाचरणक सुधार नहियेँ भेलैन मुदा बेवहारिक रूपमे दूटा महींसिक सेवा करैक भार सिरचढ़ भेने धीरे-धीरे सुधरए लगलैन। सुधार देख देवचरण समयक अनुकूल महींसिक सेवाक संग आरो-आरो काज करैले राधाचरणकेँ चरिया-चरिया चरैबेति बना लेलैन। ओना, उमेर पाबि सेहो राधाचरणक मनमे परिवारक प्रति प्रेम जागल, जइसँ बकलेल-ढहलेल जकाँ जे वौआइत रहै छल तइमे सुधार भेल। ओना, परिवारमे परिवारजनक बीच जे सम्बन्धसूत्र अछि, माने पैछला पीढ़ीक बेटा-भातीज, नाइत-पोतासँ लऽ कऽवर्तमान पीढ़ीक भाए-भौजाइआ तहिना ऐगला पीढ़ीक काका, पिता, बाबा-नाना इत्यादि, सेहो अछिए। जहिना भक्त आ भगवानक बीच अभक्त रूप अछि तहिना ज्ञान आ कर्मक बीच सेहो अछिए। जखने दुनूक बीचक अभक्त रूप मेटा भक्त रूपमे परिणत होइए तखने जिनगीक सार्थकता सफल हुअ लगै छइ। जे हरिचरण आ देवचरणक बीच भेल। ओना, देवचरण किसानी जिनगीक मर्मभेदी रहनौं अपन जिनगीमे पंगु बनल रहला, मुदा अपन पंगुपनक कारणकेँ बुझि देवचरण अपनाकेँ ओही जिनगीमे समावेश करैत परिवारक गाड़ीक जुआकेँ कन्हेठ आगू मुहेँ खिंचते रहला, जइसँ अभावोकेँ कुभाव नहि बुझि सुभाव बना जीवन-बसर करबे केला, जे अपन सभ गुण-शील हरिचरणकेँ दान-दैछनामे दैत ऐ दुनियासँ विदा भेला।

देवचरणकेँ चौदह बर्ख मृत्यु भेना भऽ गेलैन। हरिचरण बतीस-तैंतीस बर्खक भऽ गेल। तीनटा सन्तानो भेलइ। राधारचरण सेहो चारिमपनमे पहुँच गेला। देशमे हरित क्रान्तिक रूपमे नव जागरण भेल। परम्परासँ अबैत कृषि-कार्यमे बदलाउ आएल। जेतए सिंचाइक करीन छल ओ बदैल पम्पसेट आएल। खेत जोतैक जे

जनकजीक समैयक तीनबित्ता हर छल ओइक जगहट्रेक्टर आएल। तेतबे नहि, धान कुटैक ढेकी बदलल, चुड़ा कुटैक उक्खैर बदलल, पाथरक जत्ता बदलल,तेल पेड़ैक कौल्हु बदलल इत्यादि-इत्यादि किसान परिवारसँ लोप भेल आ नव-नव तकनीकसँ सिरजल लोहाक इंजिन लोकक हाथमे आएल, जेकर रफ्तार दसगुणासँ लऽ कऽ हजारगुणा धरिक अछि। ओना, जइ गतिये किसानी तकनीक आगूसँ उतरल तइ हिसाबे किसान नहि उतैर सकल मुदा साफे नहियेँ उतरल सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। कियो उतरल वा नहि उतरल, चढ़ल वा नहि चढ़ल मुदा हरिचरण, जे बतीस-तैंतीस बर्खक जवान किसानक रूपमे उतरबे कएल। से ओइ भाव-रूपमे उतरल जहिना एक जवान हाथमे बन्दूक उठा अपन मातृभूमिक रक्षार्थ सीमापर माघक शीतलहरीक पाला, जेठक रौद आ भावदक बर्खाक अट्ठा-बज्जर सहैतअपन दायित्वक निर्वहन करै छैथ, तहिना ने जवान किसान सेहो अपन मातृभूमिक सेवार्थ भूख-पियास मेटबैले माघक पाला, जेठक रौद आ भादवक गर्जन-तर्जनकेँ अङ्गेजैत अपन दायित्वक निर्वहन करै छैथ।

हरिचरण अपन तीनू बीघा जमीनकेँ समाजिक रूपमे अदैल-बदैल, रकबाक हिसाबसँ दस कट्ठा घाटा उठबैत अढ़ाइ बीघा खेत एकठाम केलक। अपन जिनगीक सूत्रकेँ पकैड़ चारि इंचबला बोरिंग आ पाँच हॉर्स पावरबला इंजिनक साधन बना अपन फसिल सिंचाइक बेवस्था सेहो केलक। तैसंग अढ़ाइयो बीघा खेतमे ओतेक काज ठाढ़ केलक जइमे भरि दिन दुनू परानी अपन दुनियाँ बुझि अपनाकेँ सोल्होअना समर्पित केलक। तेतबे नहि, अस्पतालक डॉक्टर आ कृषि फार्मक कुशल किसान जकाँ अपन बाल-बच्चाकेँ सेहो देखा-सुनी कराइये रहल अछि। तैसंग सालो भरिक खेतीपर दैत सुअन्न, सुफल आ सुसाग-सब्जीक केतेक जरूरत मनुखकेँ अछि, तहूक उपार्जन कइये रहल अछि।

मिथिलांचलक बीच अपन मिथिला बना फलक नाओंपर खाली आमेक गाछी-कलम नहि, सालो भरिक जे फलक क्रम अछि तइ हिसाबक फल, तहिना ओइ हिसाबक तीमन-तरकारीक संग अन्नो उपजाइये रहल अछि।

अपन साधक जे क्रिया अछि तइमे तँ हरिचरण अपन सफल स्वरूप देख रहल अछि, मुदा आगूक जिनगीकेँ देखैत हरिचरण जखन अपन वृहद् स्वरूप देखए लगैए तखन पंगुपन आगूमे नचिते छइ। ओना, केतबो पंगुपन हरिचरणक आगूमे किए ने नाच करए, मुदा किसानक समाजमे किसान वृन्द कहेबाक अधिकारी तँ अछिए।

q

शब्द संख्या : 935, तिथि : 6 जून 2018

---

[i]नोकरे-चाकरेक

[ii]तीन बीघा जमीनबला किसान

[iii]रूपैआ रखैबला

२

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**दूटा लघुकथा**

ा

हमरा नीक नहि लगैए

दिल्लीसँ एना रामरतन तीनू परानीकैँ माने रामरतन अपने, पत्नी- गुलाब आ पुत्र- परमेसर आइ सात दिन भेलैन अछि। एक दिन तँ ट्रेनक थकान मेटबैमे बीति गेलैन, तँए ने रामरतन किछु देख पेला आ ने बुझि पेला। मुदा आइ छह दिनसँ माता-पिता सहित पत्नीक लीला देखियो रहल छैथ आ विचारियो रहल छैथ मुदा बाजि किछु ने रहल छैथ। एगारह बजे दिनमे खाइले बैसला तखन पचीस बर्खक पत्नीकैँ देखलैन जे घरक चौकीपर पड़ल-पड़ल भारत-इंग्लैंडक बीच मैच देख रहल छैथ आ पचपन बर्खक माए ओसारपर पीढ़ी बैसा, लोटामे पानि रखि घरमे भोजनकथारी परोसि रहल छैथ...।

गुम्म भेल पीढ़ीपर बैसल रामरतन मने-मन विचारि रहल छला जे एकरा की कहबै, नीक कहबै आकि अधला कहबै? तही बीच थारी नेने सुनयना आबि बेटाक आगूमे रखि ऐ आशामे ठाढ़ भेली जे थारीक वस्तु देख बेटा किछु बजबो करैए आकि शान्तचित्त खाइए। थारीक भोज्य-पदार्थपर रामरतनक मन नहि पहुँच अपन पत्नीक लीला देख तरैस रहैन छेलैन। बेर-बेर मनमे चकभौर उठि रहल छेलैन जे ई केहेन भेल! कहाँ धरि एकरा उचित कहल जा सकैए? पचीस बर्खक लोक ओछाइन धेने रहए आ पचपन बर्खक अधवेशू दौड़-दौड़ काज करए! रामरतनक मन ठमैक गेलैन। किएक तँ भोजन करैसँ पहिनेजँ कोनो बिगड़ल बात मुहसँ निकालब तँ हो-न-हो ओ बात मोनि फोड़ैत धार जकाँ बहए ने लगए। जखने फुटल मनक धार बहत तखने भोजन गड़गट भऽ जाएत। गरगट भेने समुचित रूपमे ने भोजन क्रियान्वित हएत आ ने मनेक तृप्ति भऽसकत। मुदा लगले रामरतनक मनमे ईहो उठए लगलैन जे अनुचितकैँ सोझमे देख चुपचाप रहबोकैँ तँ नीक नहियेँ छी। मुदा नीक केनिहार लग अधला केनिहारक पर पीतो केना फेकल जाए। जखने पीताएल मनक पीत फेकब तँ ओकरा पड़बे ने करत। तोहूमे घरक चौकीपर पत्नी पड़ल छैथ। जखने किछु बोल मुहसँ निकलए लगत कि आरो केबाड़ सरका लेती जे माए-बेटाक बीचक बात छी, ऐमे पुतोहुकैँ कान झाँपि लेबा चाही...।

असमनजसमे विचारैत रामरतन बजला-

"माए, हमरा ई नीक नइ लगैए।"

रामरतनक बजैक क्रम पत्नीक क्रिया दिस रहैन जे सुनयना नइ बुझि पेली। हिनकर नजैर थारीमे परोसल भोज्य-वस्तुपर अँटकल रहैन। तैबीच 'हमरा ई नीक नहि लगैए' सुनि माए बजली-

"बौआ, अपन घरक अन-तीमन केतबो अधला हएत तँ अनका घरसँ नीके हएत।"

माइयक बात सुनि रामरतनक मनमे उठलैन जे ई तँ केकर दिनक पइर भऽ गेल, गोला फकलौं पाकल आमपर आ चलि गेल बगुरपर जे तोड़ि अनलक बगुरक काँट! मनकेँ मारि रामरतन भोजनक बाद तीनू गोरेकेँ एकठाम बैसा अपन बात रखैक विचारमे आगूमे आएल विचारकेँ चौपैत रखि बजला-

"माए, अपन गाम-घरक जे अन-तीमन अछि ओ परदेशक थोड़े हएत। केहेन बढ़ियाँ तरकारीमे बाड़ीक हरदीक रंग रन-रन करैए। शहर-बजारमे ते कँचका ईटाक गरदीमे रंग मिला हरदी बनबैए आ मिरचाइक जगह एसिडमे लोक मिरचाइक गुण तकैए।"

रामरतनक विचारक मोड़ सुनयना नहि बुझि पेली, मुदा अन-तीमनक प्रशंसा तँ सुनबे केली तँए मुस्कियाइत बजली-

"बौआ, हम सभ गाम-घरमे रहैबला छी, मारि-घुसि कऽ एक बेर दिनमे आ एकबेर रातिमे खाइ छी। मुदा तूँ सभ ते शहरूआ-बजरूआ भेलह, दस बेर चाहो पीबैत हेबह आ दस बेर नस्तो-पान तँ करिते हेबह। तँए कम्मे-कम्मे वौस छह,जे किछु घटह से कहिहह।"

बलाएकेँ टारैत रामरतन बजला-

"कोनो आनठाम छी जे खाइमे लाज-धाक हएत। जे घटत से माँगि लेब।"

परिवारक काजमे रमल-समल सुनयना किए बात-चीतमे ओझरैतैथ तँए ऐठामसँ ससैर गेली। ओना, काज दिस तँ सुनयना ससैर गेली मुदा कानकेँ कनसोहक बेटापर जगौने रहली। यएह ने भेल सजगता। अहीले ने दुनियाँ हेरान अछि।

रामरतनकेँ भोजनक अप्पन अन्दाज छैन जे कोन समैक भोजन केते मात्रामे करी, ई अन्दाज रामरतनकेँ विद्यार्थीए जीवनसँ रहल छैन। ओना, अपना मिथिलांचलमे एहेन अन्दाज पबैमे थोड़ेक असुविधा जरूर अछि, मुदा से अछि सामुहिक भोज आ अनठामक भोजनमे। किएक तँ शुरूक परोसमे पहिने ओतबे भोज्य-वस्तु परोसल जाइए जइसँ भोजनक शुरूआत हुअए आ पछाइत एका-एकी दर्जनो विन्यास परोसल जाइए। मुदा परिवारमे तँ निमाहले जा सकैए,जैठाम प्रतिदिनक भोजन होइए। रामरतन ईहो अन्दाजि लेलैन जे उचित मात्रामे परोसल गेल अछि। उचित मात्राक अन्दाज रहने रामरतन रसे-रसे भोजनो करए लगला आ रसे-रसे पत्नी आ माइक लीला सेहो देखए लगला। ओना,सुनयना सजग छैथ तँए दोसर काज करितो बेटाक भोजनपर सेहो सजग छेली, तँए कनी हटल रहनौं बीच-बीचमे बजै छेली-

"बौआ, हम केतौ अनतए नइ छी, तूँ असथिरसँ खाह।"

ओना, माइक बात रामरतन अधसुन सुनै छलाकिएक तँ अपने भोजनो जे करै छला तहूपर धियान नइ छेलैन। धियान छेलैन पत्नी आ माइक लीलापर। जखन पत्नी आ माइकेँ फुटा-फुटा देखए लगला तखन पहिल नजैर माएपर गेलैन। माएपर नजैर उठिते रामरतनक मनमे उठलैन जे जहिना माए सदिकाल परिवारक काजमे सटल चलि रहल छैथ तहिना पितो तँ छथिए, तैबीच मोटा-मोटी अपनो सएह छी।मुदा तैबीचमे पत्नीक बेवहार एहेन किए बेदरंग[i] छैन?जखन कि सियान ओहो भऽ गेली तखन सियनपन कहिया औतैन?

लगले रामरतनक मन छिटैक परिवारिक बनाबटपर गेलैन। जइ तरहक अखन अपन परिवारक बनाबट भऽ गेल अछि तइ अनुकूल तँ ओहो ठीके-ठाक छैथ, मुदा..?

'मुदा' लग आबि रामरतनक विचार चकभौर लेलकैन। चकभौर लइते विचार छिटकलैन जे दिल्लीक लेल भलेँ पत्नी ठीक छैथ मुदा गाम लेल केना ठीक कहल जाए?पहाड़सँ गिरैत जलधार समतल जमीन होइत समुद्रमे विलीन होइए मुदा मनुखक जिनगीमे किए एकर अभाव भऽ जाइए? जरूर केतौ-ने-केतौ विषम कारण अछि। ई बात सत् जे मनुखक शरीर जलधार जकाँ नहि अछि, मुदा मनुखक ज्ञान-शक्ति तँ जलधारोसँ जलधार अछि माने पानियोँसँ पातर अछि, तखन ओ किए ने सर्व-हिताइ भऽ पबैए? विचारकेँ समेट उसारि रामरतन भोजन केलैन। भोजन केला पछाइत जखन ओछाइनपर आराम करए गेला तखन पत्नीक विचार पुन: जगि गेलैन।ओना, दिनमे सुतैक अभ्यास रामरतनकेँ नहि छैन मुदा विचारमे थाकल मन सुतैले मजबूर केलकैन। विचारमे उलझल मनकेँ ओछाइने धरब नीक होइतो अछि। किएक तँकाजक दौड़मे अधला होइक सम्भावना भइये जाइए, तीनकेँ तेरह आ तेरहकेँ तीनक परेखक बीच मन फँसि जाइए।

ओछाइनपर रामरतनक देह तँ पड़ि रहलैन मुदा मन माता-पितासँ पति-पत्नीक संग परिवारमे दौड़ गेलैन। दौड़ते उठलैन- दुनू बेकतीमाने पति-पत्नी, परिवारक ऐगला सृजक तँ छीहे। तैठाम जँ पैछला पीढ़ीक गुण-धर्मकेँ अङेज नहि लेब, तखन विषम परिस्थितिकेँ सम केना बनाएब? एक दिस भविस अछि तँ दोसर दिस भूतो तँ अछिए, तैबीच तँ अपने सभ ने वर्तमान भेलिऐ।

पत्नीक परिवारपर नजैर पहुँचते रामरतनक मन दुनू परिवारक भूत, वर्तमानआभविसक क्रिया-कलापपर गेलैन। अपन किसान परिवार रहल अछि आ पत्नीक पिता नोकरी करै छैथ जइसँ हुनकर परिवार नोकरिहाराक रूप पकैड़ नेने अछि, जेकर उपज पत्नी छैथ...।

ऐठाम आबि रामरतनक विचारमे सिकुड़न तँ एबे केलैन जे तैसंग फैलाव सेहो एलैन। परिवार छोड़ि गामसँ निकललौं। जहिना पिताक अनुकरण–मरदा-मरदी, काजक–अपने करितौं तहिना माइक अनुकरण तँ पत्नियो करबे करितैथ। मुदा से भेल नहि। लगले रामरतनक मनमे दुनू परिवारक माने नोकरिहाराक आ गामक किसान परिवारक सिकुड़न-फैलावक बीच फँसि गेलैन। मनमे उठलैन- धारक बीच जहिना पानिक घुमाव होइए तहिना तँ परिवारिक काजक बीच सेहो मनक घुमाव होइते अछि। घुमावो केना ने हएत? गामक परिवारमे अनेको दिशा अछि। बेकतीसँ लऽ कऽ परिवार होइत समाज धरि। जइमे परिवारजन अपन समय आ क्षमताक अनुकूल अपनाकेँ पीरो लइए, मुदा नोकरिहाराक तँ से नहि अछि। ओ तँ नोकरीक अनुकूल अपन समय आ शक्तिकेँ ओइ अनुकूल बना लइए। तहूमे नोकरीक काजक बान्हल समय अछि। ओना, कहैले बान्हले अछिमुदा ओ बान्हल-खुजल दुनू अछि। सरकारी काम-काजक संग कारखानाक काज आठ घन्टा बान्हल अछि मुदा कारखानोमे ओभर टाइम आ बिनु कारखानोक परिवार वा अन्य अनेको तरहक काज एहनो तँ अछिए जे नोकरीदाताक अनुकूल करए पड़ैए...।

रामरतन जेतेक विचारक तहमे जाइ छला तेते मनमे ओझरौठ बढ़ल जाइ छेलैन। मुदा मनमे पत्नीक प्रति जे भरास उपैक गेल छेलैन ओ पूर्ववते छेलैन। कछमछ करैत रामरतन घन्टा भरिक पछाइत ओछाइन छोड़िमुँह-कान धोइते छला कि मनमे उठलैन- पत्नी आ माइकेँ एकठाम बैसा गप-सप्प करब नीक नहि हएत। किएक तँ जहिना गुलाबक संग अपन पतिक रूपक सम्बन्ध अछि तहिना माइयोकेँ ते सासु-पुतोहुक सम्बन्ध छैन्हे। तैसंग दुनू माय-पुतक विचारो तँ निर्णित नहियेँ अछि जे एक राय बना बाजब। जइसँ विचारमे भिन्नता एबाक सम्भावना अछि। जँ हम कोनो विचार पत्नीकेँ अनुकरणीय रूप कहबैन आ माइक जँ अनुकरणीयपर सँ धियान हटि अपन बेटा-पुतोहुक सुख-भोग दिस बढ़ि जाइन तखन तँ अनेरे दुनू गोरेक विचारोमे द्वन्द्व शुरू भऽ

जाएत, जइसँ जे मनमे अछि, से नहियेँ हएत। तँए नीक हएत जे माएकेँ छोड़ि पत्नियेकेँ किए ने चेतौनी रूपमे कहिऐन...।

रामरतनक मनक विचारमे थीरपन एलैन। तही बीच गुलाब सेहो चाह नेने पहुँचली।

चाह देख रामरतनक मनमे उठलैन जे बिनु चाह पीने जँ गप-सप्प चला देब तँ हो-न-हो क्रोधमे चाहे पीब गड़गट भऽ जाए। तइसँ नीक जे पहिने दू घोंट चाहे पीब ली। चाह पीब रामरतन बजला-

“अहाँ तँ बुझै छी जे परिवार अपन छी, परिवारक सभ कियो अपने छैथ, तैबीच अधबेसू माए जे दौग-दौग काज करै छैथ आ अहाँ बिजली-पंखा तर बैस टी.बी.मे भारत-इंग्लैंडक मैच देखै छी, ई केहेन विचार भेल?”

ओना, अखन तक रामरतनकेँ पत्नीक परख नीक जकाँ नहि आएल छेलैन जे कोन रूपक जीवन-संगिनी छैथ। पति-पत्नीक बीचक जे आजुक परिवेश बनि गेल अछि ओ बहुआयामी बनि गेल अछि, जइसँ किछु-ने-किछु सभ प्रभावित भइये रहल छैथ। मुदा आयामोक तँ अपन ज्वाला होइते छइ।

जहिना रामरतन पत्नीपर शब्द-वाण फेकलैन तहिना गुलाबो शब्द-वाणकेँ रोकैत बजली-

“गाम एलौं हेँ माता-पिताक ऐठाम पहुनाइ करए आकि..?”

पत्नीक विचार सुनि रामरतनक मन क्रोधसँ भभैक उठलैन। बजला-

“अपना जे बुझि पड़ए मुदा हमरा नीक नइ लगैए।”

q

शब्द संख्या : 1458, तिथि : 19 जुलाई 2018

## भारीपन भार बनि गेल

जिनगीक आधा उमेर[ii] बीतला पछाइत पचास बर्खक चेतनाननकेँ अपन चेतन-शक्ति बदैल गेलैन। चेतन शक्ति बदलने सोचनो-शक्ति आ क्रियो-शक्ति बदैल गेलैन। जइसँ चेतनानन अपने-आपमे समाहित भऽ गेला।

जेठ मासक बेरुका तीन बजेक समय, दरबज्जापर बैसल चेतनाननक मन अपन जिनगीक समीक्षा करए लगलैन। समीक्षाक दौड़मे विचार फुटलैन-

“भारीपन भार बनि गेल..!”

चेतनाननक मनसँ फुटि कऽ विचार बहरेबे कएल छेलैन कि पत्नी- बुधिवादिनी चाह नेने दरबज्जापर पहुँचली। ओना, सभ दिनक चाह पीबैक अभ्यास चेतनाननकेँ सभ रंगक छैन। माने गरमी मासमे तीन बजे, मध्यमास– आसिन-कातिक आ फागुन–मे अढ़ाइ बजे आ जाड़क मासमे दू बजे बेरुका चाह पीब चेतनानन

दोसर उखड़ाहक काजमे लगै छैथ। अभ्यासक हिसाबसँ चाह पीबैक इच्छा समयपर जगिते छेलैन मुदा चाह पीबैसँ पहिने जे बदलल जिनगीक विचारक मथन मनमे उठि गेल छेलैन तइसँ चेतनानानक मन थोड़ेक ओझरा गेल रहैन। माने, चाह पीबैक जेतेक इच्छा आन दिन रहै छेलैन तइमे आइ थोड़ेक कमी आबि गेल छेलैन। चाह पीबैक इच्छा कमने पत्नीसँ गप करैक इच्छा सेहो कमि गेल छेलैन जइसँ आगूमे ठाढ़ पत्नीपर एक नजैर खिरा चुपचाप चाहक गिलास देखए लगला।

ओना, अपन बुइधिक ओकातिये बुधिवादिनीक मनमेविचार जगि गेल छेलैन जे भरिसक पति कोनो चिन्तामे पड़ि गेल छैथ तँए जेहेन मन उछटगर हेबा चाही से नहि छैन। फेर भेलैन जे किए ने पुछिये लिऐन जे मन खसल देखै छी। मुदा फेर भेलैन जे खसलो मनक (गम्भीर रूपमे) तँ अपन-अपन दिशा होइते अछि। माने ई जे एक खसब भेल जे कोनो संकटकेँ दूर करैले ओकर समधानल रस्ता खोजैमे खसैए आ दोसर होइए जे नीक जिनगी पेबा-ले भविसक बाट समधानि कऽ खोजबमे सेहो मन खसबे करैए। लगले बुधिवादिनीकेँ भेलैन जे जखन किछु बाजि नहि रहल छैथ तखन अनेरे मधुमाछी-छत्तामे गोला मारि कटाएब नीक नहि। तँए, अपन जे अखुनका काज अछि पहिने तेकरा मुसताजिसँ कऽ ली। जँ कोनो दुखो-तकलीफ मनमे हेतैन तँ एक्केबेर बिढ़नी जकाँ थोड़े हनहना उठता...।

चाहक गिलास चेतनानानक आगूमे रखि बुधिवादिनी पान आनए आँगन विदा भेली। जे काज चेतनानानकेँ सेहो सभ दिनक बुझले छैन।

चाह-पान पीला-खेला पछाइत जहिना चेतनानन अपन जीबनपट खोलए अपन विचारधारा दिस विदा भेलातहिना बुधिवादिनी सेहो अपन जीवनघट पार करए अपना घाट दिस विदा भेली। समुन्नत परिवारक जे घट-घटवारि होइए ओ जहिना चेतनानानकेँ बुझल छैन तहिना बुधिवादिनीकेँ सेहो बुझले छैन। ओ बुझब भेल जे परिवारक सभ जनकेँ अपन-अपन शक्तिक अनुकूल परिवारक क्रिया-कलापमे लागल रहब। जहिना कोनो घरमे अपन-अपन जगहपर वस्तु-जात सैंत कऽ राखल रहैए जइसँ एक-दोसरमे टकराइक सम्भावना नइ रहै छै, तहिना परिवारमे मनुखोक अछिए। जे किछु दिन पूर्व तक चेतनानानक परिवारमे नइ छेलैन मुदा आब से बात नइ रहलैन। आब परिवारक सभ कियो अपन-अपन परिवारिक दायित्व बुझि रहल छैन जइसँ एक-दोसराक बीच अढ़बै-चढ़बैक रस्ता बन्न भऽ गेलैन।

ओना, बुधिवादिनी अँगनाक काज दिस विदा भऽ गेली मुदा पतिक खसल चेहराक रूप देख मनमे विचार जगिये गेल छेलैन जे मन किए मलिन छैन? अर्द्धांगिनी होइक नाते दुनियाँमे जँ कियो लग[iii] छैन तँ ओ हमहीं ने छिऐन। जाधैर हमर सम्बन्ध नहि बनल छल, माता-पिता जीबैत रहथिन ताधैर ओ दुनू गोरे छेलैन, मुदा हुनका दुनूक परोछ भेने आ हमरा एने तँ सम्बन्धमे बदलाव एबे कएल। मुदा जखन मनमे कोनो तरहक परिवारिक उलझन आबि गेल होनि तखन जँ हमरा किछु नहि कहि मने-मन बेथित बनल रहता सेहो तँ नीक नहियेँ भेल। विचार अबिते बुधिवादिनीक मनमे दोसर विचार टपैक पड़लैन। ओ टपकलैन ई जे जँ परिवारिक उलझन नहियेँ रहल होनि, समाजिक वा बेकतीगते कोनो रहल होनि, तखन जँ किछु नहियेँ कहलैन तँ ओ उचिते केलैन।

उचित अनुचितक बीच बुधिवादिनीक विचार समुचित होइते अपन काजमे लगि गेली।

पत्नीकेँ लगसँ हटिते चेतनानानक मनक जेना नि:साँस छुटलैन। नि:साँस छुटिते मनमे उपकलैन जे भने पत्नी लगसँ हटि गेली। लगमे रहितैथ तँ विचारमे बाधा उपस्थित करितैथ।

एकान्त होइते चेतनानानक मन साकांच भऽ सजगलैन। सजगिते अपन बीतल जिनगीपर नजैर निछोह दौड़लैन। की जीवन छल, की सोच-विचार छल आ आइ[iv] की अछि? आब तँ सोझ जीवन देख रहल छी जे दुनियाँमे जेतेक मनुख छैथ ओ सभ ने चाहि रहला अछि जे सोझ जीवन भेटए। मुदा सोझ जीवन-ले सोझ ज्ञानक

खगता अछि किने,जेकर प्राप्ति भेला पछातिये ने कियो सुखसँ सुखी बनैत आ अपन स्वतंत्र रूपमे शासनसूत्र अपनबैत जिनगीक धारमे बहए लगैए। ऐठाम शासनसूत्रक माने भेल, जिनका किनको जिनगीमे सफलता भेटल छैन हुनका मनमे ईहो तँ जगिये जाइ छैन जे असफल जिनगी जीनिहारकेँ सही दिशा देखबैत सही बाटपर आनि, कखनो आगूसँ बाँहि पकैड़ आगू मुहेँक विचारक बाट धराबी तँ कखनो खच्चा-खुच्चीमे लसकैत देख पाछूसँ बल लगा आगू मुहेँ ठेलैक परियास सेहो करी। जइसँ जे विचार सूत्र बनैए वएह भेल शासनसूत्र। जखने मनुखक जिनगीमे प्रकाशित मन स्वतंत्र बाटक शासनसूत्र पकैड़ चलए लगैए तखने ओ सफल जिनगीक आनन्दसँ आनन्दित सेहो हेबे करैए। जे चेतनाननकेँ आधा जिनगी बितला पछाइत भेलैन। मुदा आधा जिनगी जे बितल छेलैन ओ सोल्होअना उनटल छेलैन जेकर पछाड़सँ अखनो पछड़िये रहला अछि। अखन धरि जे समाजक बीच मनुखक निर्माण भऽ रहल अछि ओ समाजिक बेवस्थाक अनुकूल भऽ रहल अछि जइमे शासन बेवस्थाक भरपूर प्रभाव सेहो पड़िते अछि। खाएर जे अछिमुदा ई तँ हर जीवनमे अछिए जे परिवारसँ समाज धरि अपन भारीपन[v] बनल रहए। जे चेतनाननकेँ सेहो छेलैन्हे।

कौलेज तकक पढ़ाइ छोड़ला पछाइत चेतनानन स्वतंत्र जिनगी धारण करैक खियालसँ नोकरी दिस नहि तकलैन। ओना, अपनो परिवारिक सम्पैत ओतेक छेलैन्हे जे एक परिवारक जीवन-यापनक कोन बात जे तीनियोँ-चारि परिवारक जीवन-यापन भइये सकैत छल, जँ समुचित ढंगसँ समुचित श्रमक उपयोग करितैथ, मुदा समाजिको परिवेश तँ परिवेश छीहे। एके-दुइये चेतनानन समाजक बीच सेवाक रूपमे बिआह-दान, श्राद्ध-मुड़नक संग पूजा-पाठमे आगू बढ़ए लगला। जइसँ किछु-किछु समाजक बीच जन-मतो आ जन-संघो बनियेँ गेल छेलैन। जखने जनमत, जनसंघ बनत तखने राजसत्ताक शिकारी सभ अपना-अपनीकेँ हथियाबए चाहिते अछि। शुरुहमे तँ चेतनानन अबूझ-अबोध जकाँ छला, तँए एक्के पक्षक बीच पहुँचला मुदा कनी आँखि-पाँखि भेने आब दोसरो-तेसरोसँ सम्बन्ध बनबए लगला अछि। जइसँ भीतरे-भीतर भलेँ बहुरूपिया बनि रहल होथि मुदा ऊपरसँ (देखौआ) तँ समाजक अगुआएल लोक भइये गेला किने। जँए अगुएला तँए सबहक बीच पूछ सेहो भेलैन। तहूमे मनुखक पूछ। ओना, जानवरक पूछ भलेँ माछी-मच्छड़ रोमैबला किए ने हुअए मुदा मनुखक पूछ तँ से नहियेँ छी, मनुखक पूछ तँ मनुखकेँ भरियेबे करैए। जखने मनुख अपन भारीपन देखैए तखने ने अपन जिनगीक सफलताक भान ओकरा होइ छइ। जे पबिते मनुख सुरसा (रामायणिक) जकाँ हनुमानसँ दोबर रूप अपन देखैबते अछि।

पचास बर्ख बितला पछाइत चेतनाननक विचारमे जहिना बदलाव एलैन तहिना सोचै-बुझैमे सेहो एलैन जइसँ जीवन पद्धति सेहो बदलिये रहल छेलैन।

ओना, चेतनानन गामक चौकपर साँझ-भोर चाह पीबैक बहन्ने सभ दिन जाइ छैथ जइसँ भरि दिनक गामसँ दुनियाँ तकक उड़न्ती समाचार साँझू पहरकेँ भेट जाइ छैन आ भरि रातिक समाचार भोरमे भेटिये जाइ छैन। समाचारकेँ समाचार जकाँ चेतनानन एकहरफी सुनि लइ छैथमुदाओइपर अपन कोनो टीका-टिप्पणी वा राय-विचार नइ दइ छथिन। तेकर कारण ई अछि जे ओ नीक जकाँ बुझए लगल छैथ जे जहिना रेडियो-अखबारक उड़न्ती समाचारकेँ आरो उड़न्ती आ फुड़न्ती-सुड़न्तीकेँ आरो फुड़न्ती-सुड़न्ती समाचार बना बँटिते अछि। जइसँ ओकर असलियत रूप झँपाइये जाइ छै, तँए टीका-टिप्पणी मात्र बातकेँ बतंगर बनाएब छोड़ि आर किछु ने रहैए। मुदा समाजक धारासँ अपन मुहोँ बन्न कए राखब तँ उचित नहियेँ भेल। जेकरा पुड़बैले चेतनानन चौकक उड़न्ती समाचारक नाँगैर पकैड़ नेङड़ियबैत घटनाकेँ घटित बेकती लग पहुँच अपन विचार रखए लगला अछि।

आइ भोरमे जखन चेतनानन चौकपर पहुँचला कि एक गोरे चाहक गिलास आगू बढ़ा देलकैन। चाह देख चेतनानन बुझि गेला जे भरिसक कोनो काजक भार ऊपर औत। मुदा बिनु कहने मानियोँ लेब तँ उचित नहियेँ हएत। चाहो पीबए लगला आ आँखि उठा-उठा ओकरोपर नचबौ लगला जे मुहसँ की निकलै छैन। आधा गिलास चाह जखन चेतनाननक ससैर कऽ पेटमे चलि गेलैन तखन राधारमण बाजल-

"चेतन भाय, अहाँसँ एकटा भारी काज अछि..!"

काज तँ काज भेल, मुदा 'भारी काज' की भेल? बिनु बुझने चेतनानन बजला-

"काज तँ काज भेलओ भारी की हएत?"

राधारमणक मन मानि गेलैन जे काज हेबे करत। बाजल-

"भाय साहैब, इण्टरमे बेटा फेल भऽ गेल हेन, दिन-राति घरमे पेटकान लाधि कनैत रहैए, तीनियेँ दिनमे मरैमान भऽ गेलअछि ने किछु खाइए आ ने पीबैए। से कनी यूनिवर्सिटीक काज सल्टिया दिअ।"

चेतनानन-

"बच्चा पढ़ैमे केहेन अछि?"

राधारमण-

"हाइ स्कूलमे सब दिन फस्ट करैत रहल। मैट्रिकमे सेहो सत्तैर प्रतिशतसँ बेसीए नम्बर आएल छेलइ।"

राधारमणक बात सुनि चेतनानन बजला-

"अच्छा..!"

मदनानन सेहो चाहेक दोकानपर छल। चेतनाननक मुहसँ 'अच्छा' सुनि अपन नम्बर लगबैत बाजल-

"चेतन भाय, हाइ कोर्टक काज हमरो बजैर गेल अछि।"

चेतनानन पुछलखिन-

"की?"

मदनानन-

"दुनू भैयारीमे जमीनक विवाद अछि, डिस्ट्रिक कोर्टमे केस चलै छल, एकतरफा जजमेन्ट भऽ गेल, सैह...।"

गप्पक क्रममे चेतनानन 'अच्छा' तँ कहि देलखिन मुदा जखन चाहक दोकानसँ घरमुहाँ भेला तखन आइ धरिक जिनगी चेतनाननक नजैरपर नचलैन। अपन पैछला पचास सालक जिनगी ओहन दिशाहीन भऽ गेल जे टुटि-टुटि खसि-खसि ओतेक नीचाँ खसि पड़ल जे ओकरा सम्हारि कऽ आजुक सीमापर आनब कठिन भऽ गेल अछि।कहुना-कहुना अपन जिनगीकेँ समयक पटरीपर चढ़ा चलबए चाहै छी, सएह ने पार लगि रहल अछि। तैठाम अनकर काज सम्हारब तँ आरो जपाल भइये जाएत। अपना दिस जखन तकै छी तखन बुझि पड़ैए जे ओतेक अधला वृत्तियो आ विचारो अपना अपन जीवनक गाड़ी दौड़ेलौं जे नर्कक अट्ठाइसो भोगक अधिकारी बनि गेल छी, तेकरा पुराएब आ कि..?

घरपर पहुँचते चेतनाननक नजैर बुधिवादिनीपर पड़लैन। ओना, बुधिवादिनियोँ चेतनेननक रस्ता तकै छेली। नजैर पड़ि चेतनानन बजला-

"भारीपन भार बनि गेल अछि।"

अपने बोझक तर दबाएल पतिक बात सुनि बुधिवादिनी किछु ने बजली।

q

शब्द संख्या : 1471, तिथि : 21 जुलाई 2018

---

[i]बेदराक रंग माने बालपन-रंग

[ii]साए बर्खक आधारपर

[iii]नजदीक

[iv]पचास बर्खक पछातिक

[v]गुरुआइ वा गुरुत्व

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३. पद्य



१.अरुण लाल- ६ टा क्षणिका आ ३ टा कविता २. नन्द विलास रायक किछु कविता ३.संतोष कुमार राय 'बटोही'- दू टा कविता

१

**अरुण लाल**

**६ टा क्षणिका आ ३ टा कविता**

१.

**हास**

ठमकि गेल छी

तहिये स' हमरा मन मे

अहाॅक उनमुक्त हॅसी छल

वा परिहास

थाह कहाॅ लागल

हम तं सूरदास , मन मे

अंटबैत रहलौं

सुनैत रहलौं अहाॅ केर हास .

२.

**खास**

लोक तं सड़को पर

मरैत अछि वा

स्वाभाविक मौत सेहो

मुदा ककरो मन मे

पइस क' जे मरैत अछि

ओ मौत ओकरा

बनबैत छैक खास .

३.

**बात**

शब्द ब्रह्म होइत छै

जॅ निकलि गेल मूॅह स'

अनायास

जॅ सोचि -बिचारि क'

संधानि- तानि क' बजलौं

तं तीर जकाॅ चुभैत छैक

भ' जाइत छैक बात

४

**तेसर नयन**

क्यौ नञि अपन

बढि रहल सबतरि

अश्लीलताक प्रदर्शन

दिन दूगुना राति चौगुना

असहज सब घटना

हे त्रिलोचन !

खोलू अपन तेसर नयन .

५

उफाइंट

जिनगी जँ भेल उफाइंट

भांजब कतबो गोटी

नञि हएब लाल

लागत पवन्नी

मन पर स हटाउ गदाॅ

नञि त कोरैत रहू माइट

६

शूल

ककरो जिनगी

मे शूलहि शूल

ककरो जीवन कते समतूल

ककरो ब हिस्से बराबर

ककरो हिस्से बराबर

**कविता**

१

**घर**

घर त' सबदिन

जाइत छलौं

हम ,

बस स उतरि

राति के बारहो बजे

निभी ॅक भेल झटकि क'

एक पेरिया

खुरपेरिया

बाट पकरने, पकरने

थाल कीच पिछ्छड़ मे

बरखा पानि बुन्नी के

सामना करैत

टह टह रौद मे

घामे पसीने नहाइत

पूस माघक राति मे

सदी ॅआयल ठिठुरैत

कनकनाइत

अन्हरिया वा होइ

इजोरिया

मुदा एक राति

ठकमुरिया लागि गेल

थकमका गेलौं ,

आब कत' जाऊ

कि बाजू

ककरा शोर करू

के सूनत

नदी के बेग मे

विलीन भ' गेल  घर

हमरा स कत्ते दूर

भ' गेल घर,,,,,.

२

**जीब लए छी हम**

(ई रचना अपन छोटकी

बेटी आभा कें समर्पित

केलहुं।)

हंसैत हंसैत कले बले

जीब लए छी हम

जीवन जं एक जहर छै

तं पीब लए छी हम

अहांक सतरंगी दुनियां

अहां कें मुबारक बहुत

हमर फाटल जं चादरि

अपन सीब लए छी हम

खसा क' देखलौं बहुत

कोनो छोड़लौं नै दाव

मुकाबिला केर शअख

एखनो रखने छी हम

प्रेम स्वर्गॆहु स' कम नै

करै छी अगर सांच मे

कहियो सोचब ई बात

आई कहैत छी हम

हम  हंसी वा कानी

मतलव की अछि

अरैज लए छी ओतबा

जतेक चाहैत छी हम

दोख हमरे गिनाबी

से कोनो बात ने

अहांक लचरल हंसी

पर हंसैत छी हम

३

**प्रेमक बाट**

प्रेम एकांत भेल
चुपचाप गबदी मारने
अपलक निहारैत मगन भेल कात

मिलिन्द माली के आहट मे ,
घुरिया  घुरिया
तकैत रहल बाट
कांट मे ओझरायल
गुलाबक कली
मने मन प्रस्फुटित
होयबाक उमंग मे नाचि रहल
उझकि उझकि उठा
रहल गरदनि
निहारि रहल अपन
सौंसे शुभ्र देह
लोबान केर खूशबू
जेना पसरि गेल
कली सब गमकि उठल
अभिसारक आतुरता मे
माली स' लगा रहल गुहारि ,
मुदा, बसंत एखन कहाॅ आयल

**-अरुण कुमार लाल दास, विद्यापतिनगर मधुबनी**

२

**नन्द विलास रायक**

**किछु कविता**

इन्दिरा आवास

एक दिन मुखियाजीक चमचा एलैथ
ओ हमरासँ हाथ मिलौलैथ
हम हुनका कुर्सीपर बेसौलयैन
प्योर दुधक चाह पियौलयैन
खैनीमे चुन मिलेलौं
अपनो खेलौं हुनको खियेलौं
खैनी खा कऽ ओ बजला

अपना एबाक भेद खोलला।

बड्ड मोसकिलसँ मुखियाजीकेँ मनेलौं हेन
अहाँक नाओं हुनका डायरीमे लिखेलौं हेन
ओ कहाँ मानै छला
अहाँकेँ कहाँ जानै छला
जँ करेबाक हुअए काम
तँ जल्दी करू इन्तजाम
जुनि करू सोच-विचार
लाउ टका पाँच हजार
नहि तँ दोसरो अछि तैयार
मुदा अहाँ अपन छी खास
अहाँपर अछि पूरा बिसवास
दियाएब अहाँकेँ इन्दिरा आवास
की यौ अहाँकेँ नहि लागल
हमर बात रास।
ऐ बकलेल बनि जाएत
मोफतमे अहाँकेँ मकान
भऽ जाएत धिया-पुताक कल्याण
समाजमे बढ़ि जाएत अहाँक मान
अहाँ बुझब एकरा अपन शान
जँ हमर गप्प अहाँकेँ कनीको पसीन अछि
तँ जल्दी करू भैया किएक तँ समये चन्द अछि।
नहि तँ बादमे बड्ड पचताएब
आ हमर दिमाग खाएब
मुदा हम की किछु कऽ सकब
अहाँकेँ की किछु दऽ सकब।

आखिर हम चमचाजीक बातमे एलौं
महाजन लक्ष्मी भैयाक ओइठाम गेलौं
हम केलिऐन हुनकासँ अर्ज
यौ महाजन दिअ हमरा पाँच हजार टका कर्ज
लऽ लिअ कागजपर औंठा निशान

मुदा टाका करू जल्दी भुगतान।

महाजन लक्ष्मी भैया बजला-
ई लिअ रूपैआ करू अपन काम
समयेपर आपस करब
नहि तँ भऽ जाएत अहाँक महींस नीलाम।

हम देलिऐन चमचाजीकेँ टका पॉंच हजार
ओ मुस्की दैत भऽ गेला
फटफटियापर सवार
हम केतेको बेर ब्लॉकक चक्कर लगेलौं
मुदा आइ धरि इन्दिरा आवासक
राशि नहि पौलौं।

ब्लॉक दौड़ैत-दौड़ैत हमर चप्पल घिसल
ओमहर महाजनक टाका
आपस करबाक समय बीतल
हम चमचाजीसँ कहलयैन
अपना बोलीमे साए मन मिश्री घोरलयैन
यौ नेताजी, अन्नदाताबड़का बौआ
कृपाकय आपस कऽ दिअ
हमर पॉंच हजार ढौआ
मुदा ओ करए लगला टाल-मटोल
किएक तँ हुनकर नेति छेलैन
करब पॉंच हजार टाका गोल
हम सोचलौं जे हमरा ठकलक
आ हमर महींस नीलाम करौलक
ओकरो बिगाड़ि दिऐन खेल
आ चमचाजीकेँ पहुँचए दिऐन जेल
मुदा हम ई काज नहि करि सकलौं
चमचाजीसँ लड़ाइ नहि लड़ि पेलौं
किएक तँ आजादीक आइ
72म बर्खक बादो हमरा

जकाँ गरीब असहाय अनाथ छै
जखन कि चमचाजीकेँ माथपर
एम.एल.ए; एम.पी.क हाथ छै
आखिर हमर महींस भऽ गेल नीलाम
नहि बनि सकल हमर मकान
बिगड़ल हमर सभ काम
दूध बेचि कऽ करै छेलौं गुजर
आब जीरी रोपैले
करै छी पंजाब प्रस्थान।q

मिथिलाधाम

जहाँ बहै कोसी, कमला, वागमती, वलान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन नहि आन यौ
छैन मण्डन, अयाचीक बड्ड नाम यौ
विद्यापति केर धाम यौ
पावण मिथिला धाम यौ।

जैठाम सीता सन भेली नारी
छला राजा जनक सदाचारी
आओर पाहुन छेलखिन श्री राम यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन नहि आन यौ
पावण मिथिलाधाम यौ...।

छैथ सखड़ामे माए सखेश्वरी
आओर ठाढ़ीमे परमेश्वरी

जैठाम बरहम बाबा विराजैथ गामे-गाम यौ
मिथिला सन नहि आन यौ
पावण मिथिलाधाम यौ...।

जैठाम आर्द्रा, चौठचन्द्र, जीतिया
भाए-बहिनक स्नेहक पाबैन अछि भातृ-द्वितीया
जैठाम कोजगराकेँ बड्ड नाम यौ
बँटैथ पान-मखान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन...।

नेहरा, सरिसव आओर पोखरौनी
कोयलख, पिलखवाड़, मंगरौनी
ओइठाम पैघ-पैघ भेल विद्वान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन...।

जैठाम नामी माछ-मखान
आओर अछि फलक राजा आम
जैठाम जमाएकेँ बुझल जाइए भगवान यौ
आओर पाहुनकेँ भेटए सम्मान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिलासन...।

जैठाम कियो नहि भेटत लफंगा
सबसँ नीक शहर दरभंगा
ओइठाम पैघ-पैघ दोकान यौ
भेटत सभ समान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन...।

मिथिला पेटिंग मधुबनीकेँ दुनियाँमे बड्ड नाम छैक

खादी भण्डार मधुबनीकैँ भाँति-भाँतिक काम छैक
जैठाम मानव सेवा करब सभसँ बड़का काम यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
भेला ललित बाबू सन नेता
मिथिलाक सच्चा बेटा
विकासक खातिर देलखिन अपन प्राण यौ
मिथिला...।

मिथिला विभूति सूरज बाबू सन पैघ-पैघ भेला नेता
अजादीक लड़ाइ लड़बामे
रसिक, अनन्त, गुरमैता
देशकैँ अजाद करबामे
ऐ धरतीकैँ बड्ड योगदान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन...।

मिथिलाक कला, मिथिलाक साहित्य
मिथिला केर संस्कृति नीक
फूसि ने बाजब दान करब
ई मैथिलकैँ प्रवृति थिक
अन्न, वस्त्र वर्तनक संगे
करै छैथ लोक गोदान यौ
पावण मिथिलाधाम यौ
मिथिला सन...।

बड्ड मधुर अछि सुनब बाजबमे
मिथिलाक मैथिली भाषा
मिथिलाक विकास हुअए खूब
हमरो अछि अभिलाषा
मिथिलाक विकासक खातिर
हमहूँ देब योगदान यौ
पावण मिथिला धाम यौ

मण्डन अयाची केर छैन बड्ड नाम यौ
विद्यापतिक धाम यौ। q

जनता

अखन जनता सुतल अछि
मुदा ओ भूखल अछि
भूखलमे निन्नो
की होइ छइ
तँए ओ जागत
आ बाजत
बाजत अपन अवस्थापर
करत प्रहार
वर्त्तमान बेवस्थापर। q

ढौआ- 1

समयक संग लोकक
बदैल जाइत अछि
बेवहार
आन तँ आने छैथ
बदैल जाइ छैथ
अपनो रिश्तेदार।
यएह अर्थक युग छी
भाय यौ,
जँ ढौआ नै रहत
संगमे
तँ नहि चिन्हत
अपन जिगरी यार।

३.

संतोष कुमार राय 'बटोही'

दू टा कविता

1. गामक दुर्गा मंदिर

गामक लोकनि कँ सोच पर

हँसी आबि रहल अछि आइ

की उचित आओर की अनुचित हेतै

कियो नहि कहनिहार आब रहलै

सरिपहुँ सभ कियो मद्य पीने छथि

गाम मौगिया गेल छै

सभ किछु मे राजनीति

नीक नहि होएत छै

श्रद्धा सँ पैघ

किछु नहि होएत छै

पूजा कँ पूजा रहअ दियौ

फुसियौंह मे गामक बँटवारा

जुनि करू

गामक इज़्ज़त माटि मे

नहि मिलबियौ बाबू-भैय्या

गामक संस्कृति कैं बँटनै

गामक आत्मा कैं हरण करनै जँका छै

इ ज़मीन किनकर छियैन्ह

जखन सभ कियो कैं टिकट कटले छन्हि

फसाद करनै कोनहु नीक गप नहि छियैए

सभ कियो इएह माएक संतान छी

माएक मंदिर जुनि बँटियौ।

2.गाम-घरुआ

गामक तीसी सेहो अमरित लगैत छै

नवका धानक चिउरा आओर गुँड़

मुनगा आओर बरहरक फूलक तरकारी

पोठी माछक संग मरुआक रोटी

बथुआ साग आओर मूरही

तुलसी-फूलक खीरक जवाब नहि

आउ भाई,मिल-बाँटि क' खाउ

जिनगी केर कोन ठिकान




सभ किछु सोहनगर छै

अपन महिंंषक दूध आओर घी

पोखरिक मखान

आम,जामुन,कटहर,गुल्लैर

सभ किछु अपन छी

जीभ सँ पानि टपकैत अछि

करब-त-करब की परदेश ओगरने छी

परञ्च हम सरिपहुँ गाम-घरुआ छी।

-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम-मंगरौना, पोस्ट-गोनौली, थाना-अंधराठाढ़ी, अनुमंडल-झंझारपुर, जिला-मधुबनी, बिहार-847401

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# प्रीतम कुमार निषादक

# किछु कविता

## आहत अगस्त

भारत देशक धरती करुणित
शहीदाञ्जली दऽ प्रणमए हस्त।
धुजातिरंगा दुलरैत बाजए
अछि एखनो आहत अगस्त।।

चहुँदिशि गूंजए पन्द्रह अगस्त
नेना-भुटका संग-लोक व्यस्त
आजाद हिन्द भए रहल त्रस्त
स्वारथ सह-सह देखैछ मस्त
तैं अछि आहत पन्द्रहअगस्त
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।

अछि जन प्रतिनिधि मौका परस्त।
भारत मिथिला अछि अस्त-व्यस्त।।
सत्ता सेवक खुशहाल मस्त।
कोन भष्ट पतिक अछि वरद हस्त।।
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।

किछु संविधान सुख अछि निरस्त
मर्यादित अछि-फिरका परस्त
किए, आतंकी दिन-दिन प्रशस्त
राष्ट्रीयताकेँ देवए शिकस्त...।। 0।।

आशाक तिरंगा कोटि हस्त
झण्डोत्तोलन भए रहल सस्त
औ, सर्व धर्म समभाव पस्त
हाय, राष्ट्र पर्व केर उदय-अस्त
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।
q

# अधपेड़ियाक अखराहा

सतजुग, त्रेता, द्वापर, कलियुग
सन जेकर नाम लेल
संसार वा जगतीक
संभार पर सवार भेल।
सृष्टिक अखराहापर
सभ्यता, संस्कृति केर बदलैत परिवेश संग
एक्खन धरि सवारी कसने अछि।
तैयो, तऽड़ पड़ल अछि मनुक्खक महत्त्वाकांक्षा
जुम्मुस बान्हि, कोनो ने कोनो दांवकेँ जुगतमे
कच्छ मच्छ करैत, घुसकुनियाँ मारैत अपस्याँत भेल
प्रत्यक्षदर्शी कँ उत्साह लऽ
कलजुगक क्रूरता सँ लड़ि रहल अछि
दोसर दिश, गब्दी मारने मूकदर्शी मण्डली,
असमर्थ.., अधमरू भेल जा रहल अछि
संस्कारक संवेदना...
दम्भीक दुर्भावी...
लङ्गड़पेंचमे हुकहुकाइत...
हारऽकेँ नाम नहि लऽ रहल अछि।
मुदा पछिमाही...
अंगरेजिया सेहन्ताकेँ पजियौने
शौक औ स्वादकेँ संगोरैत
हां हां, हीं हीं, मे रमैत...
अधपेड़ियाक गुनधुनी संग...
घरमुहाँ भेल जा रहल अछि।
धड़ामक गूंज सूनि... देखल,
कि अखराहापर लंगड़क धकेलसँ...
फेंकाएल अछि दुर्काल!
मुदा फेरसँ टलबाहि गूंजल,
दुन्नु दिशि, शुरू भेल फेरसँ 'कालयुद्ध',
आओर मुँहदेखुआ सभकेँ, गुफरा-गुफरी...

जाइत-जाइत, घुरि-घुरि देखए
कायर कापूत सभ, देखैत जाइत...
अधपेड़ियाक अखराहा...।।
q

## यश-अपयश

केओ नाम कऽ गेलाह, केओ काम कऽ गेलाह
केओ धरना दऽ चक्कोकँ जाम कऽ गेलाह
केओ क्रान्ति शमन लऽए फुसराहैट कऽए
चुप्पा चोर जकाँ दुर्काल दऽ गेलाह
ओ के छलाह...।। 0।।

हमहूँ टुघरैत रही दुःखे कुहरैत रही
कोनो बैसाखी धऽ केहुना सम्हरैत रही
दैव जानए कोनो गौंआँ अनगौंआँ सन
कन्हा-कोतरा छलाह, गुम्मा भोतरा छलाह
से जानब अछि च्योट्टहि ओ के छलाह
ओ के छलाह...।। 1।।

केओ छड़ैपि आवि, हमरा सम्हारैत रहल
केओ सुधरलहा जिनगी कँ बिगारैत रहल
नेंगड़ा-लुल्हा जकाँ भाग्य भोगे मरी
आलसी-इर्ष्या-अपमान-रोगे मरी
जानवर आचरण केर गुम्हरैनीपर
आन रहितो मुदा ओ अप्पन भऽ गेलाह
ओ के छलाह ओ के छलाह...।। 2।।

गाम घरमे सदति लोक चरचा करए
गौंआँ-घरुआक पुरखौंती दिन-दिन मरए
नीक-बेजाए घड़ी केर हर हाल मे

लोक अपनेहि पड़ोसियोसँ सदिखन जरए
लोकक मनमे केहन लागल अगराही जे
हमरा धुकधुक्की छातीकेँ बढ़वैत गेलाह
ओ के छला...।। 3।।

बाट औ घाट केओ बिगाड़ैत रहल
ज्ञानी बाउर जकाँ बमकी दैत कहल
किछुयो सूझए कहाँ आब देखब कथी
अगवे दुर्दिन हँसए सुन्न कोठा महल
भाव-भाषाक अकबक्की कोनटा धएने
देखि कलजुग कहए काल पुरखा छलाह
गाम केर भलमानुष जकाँ ओ छलाह
काल पुरखा छलाह, गाम पुरखा छलाह।। 4।।

q

## भक्तिक ढोंग

ज्ञान धरम घेंट जोड़ि कऽ कानए
बकुआएल भगवान यौ...
सगरो श्रद्धा भक्ति कनैए
मठ-मस्जिद संस्थान यौ...
ज्ञानी-पण्डित मुल्ला-साधु
बना रहल शैतान यौ...
सगरो श्रद्धा...।। 0।।

केना दाव-दावा चन्दासँ
मन्दिर मस्जिद बनए विशाल
जन मानसमे छल-बल बढ़बैत
भक्त संचालक करए कमाल
पूजा-पाठकँ भाव-प्रभावो

अगवे दुखनहुत भऽ गेल
मेला-उत्सव-समारोह सभ
दिनो-दिन अपयशिया भेल
मूर्ति भसानक बाऊर बमकी
डीजे डिस्को केर शान यौ
सगरो श्रद्धा...।। 0।।

देश औ लोक धरमसँ हटि कऽ
जेहादीक फतवा फरमान
सनक मिजाजी सतालोलुप
निरमावै आतंकी शान
इसकुलो-मकतबसँ कानैत
भागैए आब ज्ञान-विज्ञान
लवलाइटिस रोगियाहा लवगुरु
कएल कलंकित ज्ञान बथान
प्रार्थना आओर नमाज वृत्ति संग
हत्या-घृणा बखान यौ, सगरो श्रद्धा...।। 0।।

अहोश्री युगपति बुझनुक प्रियजन
आगत श्री युग देखैत कहू
सार्थक ज्ञान-विज्ञान सहारे
नाश बुद्धिकँ फेकैत रहू
शुभचिन्तक होऊ नव पीढ़ीकँ
पथ निर्देशक बनि बढ़ियौ
लोक समाजक श्रम-विधान संग
प्रीतम उपदेशक गढ़ियौ
जगत लोक मंगल पथ जोहए
खुखदा सांझ-विहान यौ, सगरो श्रद्धा...।। 0।।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# राम विलास साहुक

# किछु कविता

## ठेँस

बाट चलैत लगल ठेँस
फुटि गेल पएर
ठेंगा ठेँगहैत
बाट चलै छी देख-देख
केना पहुँचब एतेक दूर
गाम-घर अछि दूर
पेटमे एगो दाना नहि
पियाससँ सुखि गेल
कण्ठ, मुँह-ठोर
ऊपरसँ चैतक रौद
गरम हवा लू चलैए
तबधल धरती फूटल पएर
बाटपर चलब केना
कोसक-कोस दूर
मन घबड़ाइत रहए
देह दइए जवाब
मुदा हमर कोन कसूर
ई तँ ठेँसक छी दोष
मुदा हम छी लचार
ई बाट बनल अछि
दुर्गम अगम अपार
ठेंगासँ ठेँगहैत चलै छी
तैयो लगैए बेर-बेर ठेँस
गीरैत पड़ैत भेलौं बेजान
बीच बाटपर तेजलौं प्राण। q

## आजुक दिन- 2

आजुक दिन मनुख
कर्त्तव्यसँ चुकल अछि
अपनाकेँ बीरान आ
बीरानकेँ अपना बुझैए
तइसँ नीक तँ
जानवर अछि जे
जीवित आ मुइलोपर
सभक उपकार करैए

मुदा मनुख
एक दोसरकेँ
जानक दुश्मन बनल-ए
उचित अनुचित नै बुझि
आफदे-आफद कीनैए
आजुक दिन...।

आइसँ पहिने नीक
काल्हि की हएत
से के जनैए
अखनो विचार करू
वर्त्तमान किए बिगड़ल-ए
विज्ञानेटा नहि
इतिहासोकेँ देखियौ
दुनू मिला कऽ
अमृत बना कऽ
दुनियाँ लेल बाँटियौ
जरूरत अछि मानवकेँ सुधारियौ
देश समाज लेल
आजुक दिन...। q

## धनक खातिर

धन कमेबाक लेल
सभक मनसा अछि
मुदा, ज्ञान कमेबाक
नहि जनैए कियो
माए-बाप परिवार छोड़ि
दिन-राति एक बनौने
परदेशमे खटैए
धनक खातिर।

ज्ञानक महत् जेना भूलि गेल
की उचित की अनुचित
नइ रहल कोनो ठेकान
धिया-पुताक जिनगी
बिगैड़ चौपट्ट भेल
परिवार-समाज सेहो छुटल
नइ रहल साविकक पहचान
सभ टुटि छिड़ियाए गेल

धनक खातिर।। q

## शिवक नचारी

भोला अहाँ छी बड़ रूसना
कोठा महलमे मनो ने लगैए
वन-जंगल छी अहाँक अँगना
बाघ बघम्बर ओढ़ना-बिछौना
मृगछल्ला छी अहाँक पहिरना
भोला अहाँ छी बड़ रूसना।

दूध-मलाइ अहाँकेँ मनहु ने भाबैए
मेवा मिठाइ छोड़ि कऽघरसँ भागै छी
भरि दिन घोटबै छी भंग घोंटना
फूलक सुगन्धसँ दूरे रहै छी
आक-धूथूर भांग छी चखना
भोला अहाँ छी बड़ रूसना।

भरि दिन रहै छी धुनी रमौने
नाग साँपसँ भरल घर-अँगना
देह बनौने रहै छी भूतना
भरि दिन खाइ छी भांगक गोला
केना रहब हम एहि घर अँगना
भोला अहाँ छी बड़ रूसना।

सखी-सहेली मिलि हमरा लजबैए
पिया छौ तोहर केहेन भूतना
तोड़ासँ घोंटबै छौ भंग घोंटना
केना दिन काटब हे भोलेनाथ
केतेक दुख सहब तोरे संगे-ना
भोला अहाँ छी बड़ रूसना। q

## दिनक दोख

दिनक कोन दोख?
दोख तँ लोकक छी
जे हरदम बदलैत रहैए
रीति-रिवाज विचारसँ
मौसम बदलैए

हवा-पानि-रौदसँ
रितु बदलैए समयसँ
ऐमे दिनक कोन दोख?
चान-सुरुज धरती नै बदलैए
कीए बदलैए लोकक इमान-धर्म
जँ दिनक दोख होइए
तँ पानि, दूध, खून
किए ने बदलैए
माए-बाप छोड़ि कऽ
जाति-धर्म बदलैए
ऐमे दिनक कोन दोख?
हँ, दिनक नाओं बदलैए
दिन-राति बितलापर
भोर-साँझ सभ दिन होइए
जे हेबाक छै होइत रहैए
ऐ अद्‌भुत प्रकृतिमे
सभ दिन एक समान
सत्य छी की झूठ
ऐमे दिनक कोन दोख?

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# डॉ. शिवकुमार प्रसादक
# किछु कविता

## मैथिल

नहि आबैत छनि शंख बजाब
घड़ी घन्टोसँ भैंट नै छनि
पूजा पाठ शास्त्र ज्ञान आओर
पूज्य अपुज्यक धियान नहि छनि।
मैथिल ओ मिथिला केर जिनका
रतियो भरि परवाह ने छनि
मिथिला केर मैथिल ओ कहावैथ

अपनो कूलक मान नहि छनि।

## छोटकी-बड़की

छोटकी जँ बड अगराए

बूझू बाबू छथि पौगराएत।
बड़की सभ दिन चुलही निपए
छोटकी पान तमाखू खाय
हर बरदकेँ करए चाकरी
पनपियाए लऽ खेतो जाय
जो गए बड़की नेना कानउ
छोटकी नित्य सिनेमा जाए
मायक ममता देल हेराए।

आइ जेठकी केर बेटा बनि कऽ
सरिपहुँ लिलसा देलक पुराए
अपन माय बेमातर भेलए
बेमातर भेलए अपन माय
जनम जे देलकए गाम ओगरने
बड़की बेटा पाबि मुस्काय। q

## घाघस

अथवल सोंच चलय गुड़कुनियाँ
देखनहुँ देखए ने देह
झूठहि मेघ देखावए घाघस
ओहिना करए ओ खेल।
बात करममे मेल कतहु नहि
करए घिनौना मेल
स्वार्थक पाछू अछि बताह ओ
कोना रहत कहु मेल। q

## परम्परा

तिमिराच्छादित सकल शुभ चिंतन

डेग डेग गति रोधक
घटाटोप कज्जल बिच कखनहु
कोना मिलत शुभ शोधक
बाट घाट सभ अछि सकबेधल
परम्पराकैं बोधक
हमहूँ परम्पराकैं गछारल
ऊँच नीच बिच गोलक।
सभ दिन अहिना मिथिला रहलै
अपन बीच विष घोलक
अपन अपन सभ
पीठ ठोकैत जाऊ
भविष ने किनको छोड़त। q

## राग

सुर बिनु राग रूप बिनु रचना
सकल पदारथ अछि कुरचना।
यामिनी गंधा फुलएल भकरार
गमगम गमकय बारिक अँगना।
चम्पा गुलाब फुलल फुलबारी
नाचए वृंतपर पाबि सुरचना।
मैथिल भाषाक सरस सुभाव
तें संसारक बनल अछि गहना।
रागमे बान्हल सोहर समदाऊन
सुख दुख वर्णित मैथिल बयना।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

Videha_01_01_2018

Videha_15_12_2017

Videha_01_12_2017

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017




Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from: http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e

books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

**विदेह सम्मान**: *सम्मान-सूची*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।

५ जुलाई २००४ कौँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा "'विदेह'- प्रथम



मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका'' धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ''भालसरिक गाछ''जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

*सिद्धिरस्तु*